
मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' १९८ म अंक १५ मार्च २०१६ (वर्ष ९ मास ९९ अंक १९८)



*ऐ अंकमे अछि:-*



Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

Follow Official Videha Twitter to view regular Videha Live Broadcasts through Periscope.

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

संपादकीय

संपादकीय

**श्रद्धांजलि :** अणिमा सिंह नै रहली/ श्रद्धांजलि/ हुनकर मैथिलीमे काजक लिस्टमे लोकगीत आ नेना-भूटका लोक साहित्य सम्मिलित अछि/

पंकज पराशर/ सुशीला झा/ सिन्धुनाथ झा द्वारा कएल साहित्यिक चोरीक पर्दाफासक बादो मैथिलीमे एहन घटना नव साहित्यकार द्वारा भऽ रहल अछि। जँ मूल कारण तकबै तँ जे लोक वा संस्था पंकज पराशरकेँ बढ़वा देलक सएह आब नव साहित्यकारकेँ साहित्यिक चोरी लेल प्रेरित कऽ रहल अछि। दिलीप कुमार झा केर आगुआइमे मैथिली साहित्यिक एवं सांस्कृतिक समिति, आदर्श नगर, मधुबनीसँ 2014 मे प्रकाशित दीप नारायण विद्यार्थी केर गजल संग्रह "जे कहि नञि सकलहुँ" साहित्यिक चोरी आ सीनाजोरीक एकटा घृणित उदाहरण अछि। ऐ किताबमे दीप नारायण विद्यार्थी मधुबनीक संस्था ओ ओकर कर्ता-धर्ता दिलीप कुमार झा केर सहयोगसँ आशीष अनचिन्हारक 2011 मे प्रकाशित पोथी "अनचिन्हार आखर", आ अही नामसँ 2008 सँ चलि रहल ब्लाग ओ फेसबुकपर पसरल आशीष अनचिन्हारक लेखकेँ चोरा कऽ अपन पोथीमे अपन नामसँ लेख रूपमे दऽ देलन्हि आ ओइमे रेफरेन्सक रूपमे "अनचिन्हार आखर" केर कतौ चर्चा नै अछि।

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

आगू बढ़बासँ पहिने एकटा स्क्रीनशाट राखि रहल छी जे 2011 केर अछि आ जाहिमे आशीष अनचिन्हार अपन मेलसँ दीप नारायण विद्यार्थीकेँ "अनचिन्हार आखर" पोथी मेलसँ पठेने छथि।




ई आश्चर्यक गप्प नै कारण दीपनारयण समेत बहुत लेखक अनचिन्हार आखर ब्लागसँ जुड़ल छथि / छलाह आ हुनको सभकेँ ई पठाएल गेलन्हि। ओना आपत्ति करऽ बला कहि सकै छथि जे पारिभाषिक शब्दावली एकै होइत छै मुदा धेआन ई देबऽ पड़त जे 2008 मे शुरू भेल अनचिन्हार आखर ब्लाग आ तही नामसँ 2011मे प्रकाशित किताब दूनूसँ दीप नारायण विद्यार्थी जुड़ल छलाह। आ 2008सँ पहिने मैथिलीमे गजलक पारिभाषिक शब्दावली तँ छलैहे नै तखन ओ कोना लेलन्हि। कहऽ बला ईहो कहि सकै छथि जे दीप नारायण विद्यार्थीकेँ महान रिसर्चर छथि। तँ आउ एक बेर किछु आर तथ्य देखी।

दीप नारायण मकताक जे परिभाषा देलनि से पूराक पूरा अनचिन्हार आखरसँ चोराएल अछि कारण "मकतामे एकहि नामक प्रयोग हेबाक चाही" से पहिल बेर मैथिलीमे "अनचिन्हारे आखरमे लिखल गेल। संसारक कोनो गजलक किताबमे ऐ तरहें नै लिखल गेल छै। स्पष्ट अछि जे ई चोरी अनचिन्हार आखरसँ भेल अछि।

दोसर जे गजलक संसारमे (चाहे ओ कोनो भाषामे किएक ने हो) सरल वार्णिक बहर अनचिन्हारे आखरसँ शुरूआत भेल छै। 2009 मे हम ई सिंद्धात ओतऽ शुरू केने रही। आन सभ तथ्यकेँ छोड़ि देल जाए तँ एक मात्र एही तथ्यपर कहल जा सकैए जे दीपनारायण विद्यार्थी साहित्यिक चोरी केने छथि।


मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

फेर दीप नारायणजी दुर्गा शप्तशती केर मंत्रक वर्णन करै छथि सेहो अनचिन्हारे आखरसँ लेल गेल अछि। ई स्क्रीन शाट देखू—






मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

ई पोस्ट बहुत नमहर छै तँए सभहँक स्क्रीन शाट नै लगा रहल छी मुदा पोस्ट आ पोस्ट तारीख देखि अहाँ सभकेँ बहुत किछु बुझा गेल हएत।

संगे-संग गजल नव विधा की पुरान तैपर सेहो आलेख छल तकरो सक्रीन शाट देखू। सप्ष्ट अछि ईहो तथ्य चोराएल गेल अछि—




ऐ केर अतिरिक्त सभ तरहक पराभाषिक शब्दावली आ ओकर कहबाक शैली अनचिन्हारे आखरसँ लेल गेल अछि पाठक लेल अनचिन्हार आखर आ दीपनारायण केर आलेख दूनू ऐठाम उपल्बध करबाओल जा रहल अछि जाहिसँ पाठक सत्यता केर जाँच करता। 2013सँ भेल आशीष अनचिन्हारक फेसबुक संदेश बाक्समे दीपनारायणजीक लिखल किछु संदेश स्क्रीन शाट केर रूपमे राखि रहल छी जाहिसँ ई स्पष्ट हएत जे दीप नारायणजी कतऽसँ सिखलथि आ कोना सिखलथि—

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA








मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA







अनचिन्हार आखर केर लेख पढ़बाक लेल ऐ लिंकपर आउ--
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/Home/AnchinharAakhar.pdf?attredirects=0

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

गजलमे सभ शे'रक दोसर मिसरामे (पाँतिमे) होयबाक चाही ।

**काफिया :** –तुकान्तकेँ काफिया कहल जाइत छै, रदीफसँ पहिलुका शब्दक तुकान्त जे समान वर्ण हो आ ओहि वर्णसँ पहिने बाजयमे समान ध्वनि बुझना जायत त' ओ काफिया भेल। काफिया शे'रक चरमोत्कर्ष अछि। शाइरक विचार काफियेक आगू–पाछू घुमैत रहक चाही। इहो रदीफे जकाँ सभ शे'रक (मतला छोड़िक') दोसर मिसरामे (पाँतिमे) अनिवार्य अछि।

**मकता :** –गजलक अन्तिम शे'र जाहि शे'रमे शाइर अपन नामक वा उपनामक प्रयोग करैत छथि, मकता कहल जाइत छै। मकतामे एकहि नामक प्रयोग होयबाक चाही। ए
कटा मकता देखू :

**कतेको राति  हम 'दीपक' अपन लहुसँ जरेने छी**
**भगजोगनी पकड़लासँ किछु मुदा नै होइत छैक**

एहि मकतामे 'दीपक'क प्रयोग भेल अछि, हम अपन पहिल गजलसँ 'दीपक'क प्रयोग करैत आबि रहल छी तँय आब कतौ 'दीप' अथवा 'विद्यार्थी'क प्रयोग नञि क' सकैत छी। ई भेल गजल। हँ ..... एकटा गप्प आओर गजलक शीर्षक नञि होइत छै आ गजलक प्रत्येक शे'र अपना–आपमे स्वतंत्र आ पूर्ण होइत छै । ओ गजल आओर उत्कृष्ट मानल जाइत अछि। आब दू टप्पीमे सरल वार्णिकछन्द पर आउ :

**सरलवार्णिक छन्द :** – मने मतलाक पहिल मिसरामे (पाँतिमे) जतेक वर्ण छै, ओहि गजलक सभ शे'रक सभ मिसरामे (पाँतिमे) ओतबे वर्ण होयबाक चाही, ई भेल सरल वार्णिक छन्द। आ वर्ण गनवाक तरीका ई अछि, हिन्दी वर्णमालाक जतेक वर्ण अछि (अ, आ, सँ ल'क'य,र,ल,व, ......धरि। )कँ एकटा वर्ण गानल जाइछ । जतेक हलन्त बाला अक्षर अछि तकरा शून्य (0), संयुक्ताक्षरकँ एक (१) जेना ' खिस्सा' एहिमे दूटा वर्ण भेल एकटा 'खि' आ दोसर 'स्सा' / एकटा मतला आओर देखू

**खाली सुख संसार अहाँ देखलहुँ**
**की जिनगी पहाड़ अहाँ देखलहुँ**

एहि मतलाक दुनू मिसरामे (पाँतिमे) १३-१३ टाक' वर्ण अछि। जौ,एहि मतला पर गजल कहबै त' गजलक सभ शे'रक सभ मिसरामे (पाँतिमे) १३टा वर्ण होयबाक चाही ।

कय गोट गजलकार कहैत छथि, गजल काव्यक एकटा नव विधा अछि। मुदा दुर्गा सप्तशती'क पाँचम अध्यायकँ मंत्र सभक सौन्दर्य गजलक छन्द शास्त्र रदीफे आ काफियाक कारणे अछि। आ एहि मंत्र सभकँ सेहो समाने वर्ण बाला छन्दमे कहल गेल अछि. देखल जाउ एहि मंत्रसभक सभ पाँतिम `३२टाक'वर्ण अछि।

**या देवी सर्वभूतेषु विष्णुमायेतिशब्दिता नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमो नमः**
**या देवी  सर्वभूतेषु  चेतनेत्यभिधीयते नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमो नमः**

**या देवी सर्वभूतेषु बुद्धिरूपेण संस्थिता नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमो नमः**
**या देवी सर्वभूतेषु निद्रारूपेण संस्थिता नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमस्तस्यै नमो नमः**

'जे कहि नञि सकलहुँ' हमर जिनगी केर सत्य अछि आओर ई सत्य हमर जिनगीक दुःखक ओहि गह्वरसँ निकलल अछि जाहिमे रहिक' हम एहि दुःखकँ भोगलहुँ, आ एतेक भोगलहुँ कि ओ समस्त दुःख आँखि बाटे मोम जकाँ पघलि–पघलि हमरा अपार हर्षक अनुभूति देबय लागल,परिणामतः एहि संसारसँ प्रदत्त समस्त दुःखसँ हमर तादात्म्य स्थपित भ' गेल । ओना त' दुःख शाश्वत सत्य अछि, एहिसँ भागल नञि जा सकैत अछि। जन्म देबामे दुःख, जन्म लेबामे दुःख, मरणमे दुःख, जीबयमे दुःख, अपनसँ दुःख, आनसँ दुःख, सम्बन्ध सँ दुःख, सम्बन्धीसँ दुःख, सभ ठाम दुःख, सदिखन दुःख, सभकँ दुःख हम एहि दुःखकँ आत्मसात क' लेलहुँ। आ हर्षित भ' जीबय लगलहुँ, जे खाली दुःख देबाक बात कयलनि, दुःख लेनाइ दोष बुझलनि,  दुःखकँ हँसिक' नञि जीबलनि ओ बर्बाद भ' गेला। दुःखकँ हँसिक' जीबनाइ मुक्ति अछि, बर्बाद भेनाइ सजाय।

हम ने कोनो कवि, साहित्यकार आ ने सन्त छी, हम मात्र एक अल्पज्ञानी छी। हमरा ने कोनो छन्दक ज्ञान अछि, ने हमर काव्यकालकँ कोनो धारा हम अपन हृदयसँ बहरायल किछु आखरकँ मात्र जोड़लहुँ अछि। आ ताहि लेल हम ऋणी छी अपन समाज, परिवार, मित्र आ सर–कुटुम्ब सभक जे हमरा बुझल आ बिनबुझलमे दर्द देलनि। हम ऋणी छी ओहि सामाजिक परिवेश, परिस्थिति आ

अनुभूतिकँ जकरा देखि हमर हृदय दर्दसँ भरि गेल आ हमर आन्तरिक भावनाकँ उद्वेलितक' देलक, हमर कवि हृदयकँ झमारि देलक, तखन अनायास हमर संवेदना, प्रेम, हर्ष–विषाद, क्रोध करूणा, कोमल भावना आ कल्पना कविता, गीत, गजल बनि हमर लेखनीसँ बहराय लागल ।

नेनपनेसँ हमरा चित्रकला आओर साहित्य दुनूमे रूचि रहल, नवम–दशम वर्गमे साहित्य विषयमे सबक भेटैत छल ओकर जबाव हम कवित्व भाषामे लिखिक' आनैत छलहुँ। साहित्यक शिक्षक आ कवि 'श्री गणेश प्रसाद चौधरी' अपन सानिध्यमे राखि हमरा एहि विधासँ परिचय करौलनि। नान्हियैंटासँ तुकबन्दी करैत रही, मुदा हमर पहिल रचना हिन्दीमे जीवाकान्त जी (सम्पादक) पाक्षिक समाचार पत्र पक्ष–दर–पक्ष २०११ मे छपलनि।

आ मैथिलीक पहिल दुटा रचना ऋषि वशिष्ठ द्वैमासिक पत्रिका मिथिला सृजनक अप्रील–मई २०११ कँ पहिल छापमे छपलनि । एहि पत्रिकासँ हमर साहित्यिक यात्रा शुरू भेल । एकरा बाद बरमहल कय गोट पत्र–पत्रिकामे स्थान भेटैत रहल, मधुबनीक समस्त साहित्यिक मंचक संगहि, जयनगर आ जनकपुर (नेपाल)क मैथिली साहित्यिक मंच सेहो भेटल, मधुबनीमे विशेष रूपसँ डा0 कुलधारी सिंह, प्रो. योगानन्द 'सुधीर', श्री बामदेव झा, श्री हेमचन्द्र झा, डॉ0 नरेश मोहन झा, प्रो0 सर्व नारायण मिश्र, श्री सुभाष चन्द्र 'स्नेही', श्री महाकान्त ठाकुर, प्रो0 गंगाराम झा , डॉ. जगन्नाथ झा, डॉ. सुरेन्द्र लाल दास, श्री बेचन झा, श्री जीवछ ठाकुर आदिक आर्शीवाद प्राप्त भेल । दिलीप कुमार झा हमर साहित्यिक यात्राकँ एकटा नव मोड़ देलनि ।

मधुबनी आ मधुबनीसँ बाहरक समस्त साहित्यकार एवं साहित्यानुरागी लोकनिक हम आभारी छी जे हमर पठित रचनाकँ सुनलनि आ अपन अनमोल मन्तव्य द' हमर काव्यगत कमीकँ दूर केलनि। आभारी छी श्री प्रजापति ठाकुरकँ जे छोट भाइ जकाँ माललनि आ सदिखन मदतिकरैत रहलाह। संगहि अनिल ठाकुर, डॉ0 विनय विश्वबन्धु, अमित मिश्र, प्रीतम कु0 निषाद, डॉ. रानी झासँ सतत उत्साहित होइत रहलहुँ ।

आ हम कृतज्ञ छी अपन पूजनीय पिता–श्री राम पुकार मंडल एवं पूजनीया माता श्रीमती धनेश्वरी देवी, धर्मपत्नी – श्रीमती गिरिजा नारायण, अनुज – चन्द्र नारायणकँ जे सतत हमरा काव्यकर्ममे प्रोत्साहित्स करैत रहला अछि । हम कृतज्ञ छी अपन मामा श्री शैनी प्रसाद मंडल (प्रधानाध्यापक)क जिनका सान्निध्यमे रहि शिक्षा ग्रहण कयल ।

साहित्यिक यात्राक उभर–खाभर बाट होइत आइ हम एहि पोथी धरि पहुचलहुँ अछि। एहिमे ऋषि वशिष्ठक सर्वाधिक योगदान छनि,सिनेमा,दूरदर्शन धारावाहिक संग अन्यान्य कार्यमे सदिखन व्यस्त रहितहुँ हमर छिड़ियाएल रचना सभकँ पुस्तकाकार देवामे देबामे हिनक बेसी योगदान भेटल ।

नञि बिसरबनि आलोक कुमार, मैनापट्टी (मधुबनी) मुकेश कुमार 'मधु' आ अमित मंडल(मुंगेर)क गुण जनिकर सहयोगक बिना सेहो पोथीक प्रकाशन संभव नञि छल। हम ऋणी छी मैथिली सहित्यिक एवं सांस्कृतिक समितिक जे अपन प्रकाशनक लेल हमर एहि पोथी 'जे कहि नञि सकलहुँ' कँ चयनित कयलनि। सुधी पाठकवृन्दसँ अनुरोध जे अपन अमूल्य सुझावसँ अवगत करयबाक कष्ट करी ।

जे किछु हम लिखैत छी 'दीपक' हमर हृदयक बात अछि
ने कोनो गजल, कविता, नज्म, रूबाइ ने कोनो इतिहास अछि

–दीप नारायण 'विद्यार्थी'

दिनांक ०४ फरवरी २०१५

बसन्त पंचमी

Ashish Anchinhar with प्रदीप पुष्प and 37 others.

March 21 at 10:56am ·

नवका साहित्यिक चोर : दीप नारायण विद्यार्थी Deep Narayan Vidyarthi

पंकज पराशर/ सुशीला झा/ सिन्धुनाथ झा द्वारा कएल साहित्यिक चोरीक पर्दाफासक बादो मैथिलीमे एहन घटना नव साहित्यकार द्वारा भऽ रहल अछि। जँ मूल कारण तकबै तँ जे लोक वा संस्था पंकज पराशरकेँ बढ़वा देलक सएह आब नव साहित्यकारकेँ साहित्यिक चोरी लेल प्रेरित कऽ रहल अछि। दिलीप कुमार झा Dilip Jha केर आगुआइमे मैथिली साहित्यिक एवं सांस्कृतिक समिति, आदर्श नगर, मधुबनीसँ 2014 मे प्रकाशित दीप नारायण विद्यार्थी केर गजल संग्रह "जे कहि नञि सकलहुँ" साहित्यिक चोरी आ सीनाजोरीक एकटा घृणित उदाहरण अछि। ऐ किताबमे दीप नारायण विद्यार्थी मधुबनीक संस्था ओ ओकर कर्ता-धर्ता दिलीप कुमार झा केर सहयोगसँ आशीष अनचिन्हारक 2011 मे प्रकाशित पोथी "अनचिन्हार आखर", आ अही नामसँ 2008 सँ चलि रहल ब्लाग ओ फेसबुकपर पसरल आशीष अनचिन्हारक लेखकेँ चोरा कऽ अपन पोथीमे अपन नामसँ लेख रूपमे दऽ देलन्हि आ ओइमे रेफरेन्सक रूपमे "अनचिन्हार आखर" केर कतौ चर्चा नै अछि।

पूरा सबूत सहित पढ़बाक लेल ऐ लिंकपर आउ-- http://www.videha.co.in/aboutme.htm

हमरा पूरा विश्वास अछि जे दीप नारायण विद्यार्थीक ऐ घृणित कृत्यकेँ अहाँ सभ विरोध करब आ साहित्य केर पक्षमे ठाढ़ हएब। जिनका सभकेँ हम टैग केलहुँ तिनकासँ क्षमा, मुदा ई जरूरी छल

'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका



VIDEHA.CO.IN

Like

Angry

CommentShare

14Malaynath Mishra, Sachidanand Sachu and 12 others

Comments

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

Kundan Kumar Karna मैथिली साहित्यमे चोरी फैशन बनल जा रहल छै । जे की निन्दनीय आ दुखद बात छी । साहित्य सृजनामे नैतिकताक पैघ महत्व होइ छै से सर्जक सभकेँ नै बिसरबाक चाही । चोरी करऽवलासँ बेसी दोषी ओ सभ छथि जे चोराएल रचनाके प्रशंसा आ ओहन रचनाकार सभकेँ प्रबर्द्धन करै छथि ।

Unlike · Reply · 2 · March 21 at 11:22am

Malaynath Mishra बहुत कष्ट होइये एतेक उठा पटक देखि के।
एकरा सत्य मानी त दुख होइये एहन साहित्य सृजन कथी ले?
असत्य अछि त दीप नारायणजी अपन पक्ष राखथु।

Unlike · Reply · 3 · March 21 at 11:28am

Ashish Anchinhar मलयजी असत्य कथिक। सभ सबूत सामने छै।

Like · Reply · 2 · March 21 at 11:31am

Malaynath Mishra मानि लेलहुँ।

Like · Reply · 1 · March 21 at 11:38am

Write a reply...

Deep Narayan Vidyarthi मलय भाइजी, हिनका एहिके साक्ष पहिनहुँ भेटल छन्हि, रहलैक आलेखक त' दुनू पोथीक पढ़लाक बाद सभ गोटे कें बुझा जाएत ।
आलेखमे कतौसँ समानता नै छैक, हिनका क्रेडिट चहिअनि सेटा नहि भेटलनि, बाँकी हिनक काजे आब एतबे छन्हि। से सभ केओ जनैत छथि...

Like · Reply · March 21 at 12:09pm

Ashish Anchinhar लिंकपर सभहँक काँपी राखल छै। जे चाहथि पढ़ि सकै छथि। ई स्पष्ट हएत जे कोना कोना अहाँ अनचिन्हार आखर केर आलेख चोरेलियै तकर सक्रीनशाट देल गेल अछि।

ओना आब ऐ बातक चर्चाक कोनो फायदा नै जे 2010मे जखन अहाँ राची-हजारी बाग मे रही तखन हम अनचिन्हार आखरक प्रकाशनसँ पहिनेहें हम ओकर प्रिंट पठेने रही। उद्येश्य जे मैथिली गजल बढ़तै।

रहल बात रहल बात क्रेडिट केर तँ लोक जानैए जे केकरा क्रेडिट चाही आ केकरा नै चाही

Like · Reply · 1 · March 21 at 12:26pm

Ashish Anchinhar @All-- सभ गोटासँ आग्रह जे उपर देल गेल लिंकपर पढ़थि। सभ सबूत क्रमबद्ध तरीकासँ देल गेल अछि। सहूलियत लेल ई लिंक एहू ठाम दऽ रहल छी--
http://www.videha.co.in/aboutme.htm

'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका

(c).सर्वाधिकार लेखकाधीन आ जतए लेखकक नाम नहि अछि ततए संपादकाधीन।

VIDEHA.CO.IN

Like · Reply · Remove Preview · March 21 at 12:34pm

Sanjay Jha dayiyavak nirvahan aavshyak

Unlike · Reply · 1 · March 21 at 1:42pm

Srijan Shekhar · 13 mutual friends

File a lawsuit ,hamar suggestion.

Unlike · Reply · 1 · March 21 at 1:45pm

Manoj Karn मैथिली मे लोथ मानसिकताक कनेको अभाव नै ऐछ.दोसराक रचना चोरा अपना नामे छपेवाक परम्परा सन भ' गेल ऐछ.जकर निर्वहन सब पीढी/ तूरक रचनाकार क' रहल छ थि. हुनका सबकें जे एकर संरक्षक छथि( प्रत्यक्ष/ अप्रत्यक्ष) थू....थू.... छी....छी....!
ऐ सँ पहिने दीपनारायण आ किशन कारीगरक प्रसंग मैथिली दर्पनक बात उठल छल.जाहि मे संपादक महोदय अपन गलती स्वीकारने रहथि.सब गोटे सक्रिय भेल रहथि ऐ करतूत पर सब चुप्प छथि ! ऐ मूक / बधिरता के की मानल जए समर्थन/ स्वीकृति/ बढाबा वा किछु आओर.......?

Unlike · Reply · 1 · March 21 at 1:54pm

Vinit Utpal a case must be filed against Deep Narayan vidyarthi.

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

Unlike · Reply · 1 · March 21 at 2:33pm

Yogendra Pathak Viyogi हम एहि झगड़ा सँ हटले रहए चाहैत छलहुँ। साहित्यिक चोरीक अनुभव हमरा नहि अछि मुदा विज्ञानक क्षेत्र मे एकरा बड़ पैघ अपराध बूझल जाइत छैक। देश विदेश सब ठाम नीक नीक लोकक नोकरीओ गेलैक अछि।
विद्यार्थीजीक वचाव कमजोर लागल, तें हम ई लिख रहल छी। पहिल बात जे यदि कोनो लेखक कतहु सँ किछु उद्धरित केलनि तs सूत्रक उल्लेख जरूरी। एकरे कहैत छैक 'ethics'। नहि कएने उचिते ओ नकल अथवा plagiarism कहल जाइत छैक। एकरा लेल बहुत रास कानूनी प्रावधान छैक।
यदि विद्यार्थी कें लगैत छनि जे हुनका अनेरे बदनाम कएल जा रहलनि अछि तs ओहो मानहानिक मोकदमा ठोकि सकैत छथि।
ओना मामिला मोकदमा मे जेबा सँ पूर्व ई अपनहि मे यदि फरिया जाइत तs नीक रहैत। यदि विद्यार्थी कें कनियो लगैत होनि जे हुन्कर पक्ष कमजोर छनि तs एकर दूटा तरीका छैक –
पहिल जे विज्ञानक क्षेत्र मे नीक जकाँ स्थापित व्यवस्था छैक – withdraw your article. माने भेल सम्पादक कें लिखल जाए जे हमरा सँ भूल भेल, हम एहि लेख कें वापस लैत छी। तखन सम्पादक अगिला अंक मे एहि तरहक सूचना छापु देताह।
दोसर अछि सार्वजनिक माफी।
यदि विद्यार्थी कें अपना पर दृढ़ विश्वास छनि जे ओ कोनो गलती नहि केलनि अछि तs निश्चिते अनचिन्हार कें नीक जकाँ चिन्हार करथु। ओकीलक नोटिस पठा देथुन।

Unlike · Reply · 7 · March 21 at 5:06pm

Ashish Anchinhar निश्चित रूपसँ हमहूँ सएह चाहैत छी। ओना हमरा द्वारा किछु सबूत देल गेल अछि से ऐ लिंक पर देखल जा सकैएhttp://www.videha.co.in/aboutme.htm आ वहए कम नै अछि।

'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका



VIDEHA.CO.IN

Like · Reply · Remove Preview · 1 · March 21 at 5:19pm

Write a reply...

Ashish Anchinhar किछु गोटेक चुप्पी संदेहक जन्म द रहल अछि

Like · Reply · 2 · March 21 at 11:00pm

Deep Narayan Vidyarthi आदरणीय योगेन्द्र पाठक वियोगी सर कँे गप्पसँ हम सहमत छी, हम जतेक जनै छीयैक आशिष अनचिन्हारजीक नामे पोस्ट करै छी..कोनो चीजकँे विषय बनेबा पहिने हमरा जनतबे संबंधित व्यक्ति सँ गप्प क लेल जाय त' नीक रहितैक ।एहिकँे सभगोटे सौहार्दताक संग लैल जाय...उचित समाधान आ सजाक लेल हम तैयार छी...

Like · Reply · 2 · March 22 at 7:48am

Malaynath Mishra बिद्यार्थीजी अहाँ त अनचिन्हारजीक सँ कते बात सिखबाक बात हुनका इनबॉक्स मे केने छी।
किएक नै हुनका सँ सीधा सम्पर्क कय समाधान तकै छी।
लिंक कहि रहले जे दुनू मे गुरू आ शिष्य सदृश्य सम्बन्ध रहल अछि।

Like · Reply · 1 · March 22 at 7:59am

Ashish Anchinhar मतलब एक तँ अहाँ चोरी करियौ आ दोसर विषय बनेबासँ पहिने अहाँसँ गप्पप करत । बाह एकरे कलियुग कहै छै

Like · Reply · March 22 at 10:33am

Write a reply...

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

Deep Narayan Vidyarthi एहिसँ हम करवनो नै मुकरि रहल छियनि जे अनचिन्हार आखर ब्लाँगसँ अपने (आशिष अनचिन्हारजी)हमरा जोरलहुँ...ओतयसँ होसला सेहो ठीके बरहल, संगहि फोन क'क' हम सेहो पुछपाछ करैत रहलहुँ...परिणाम हम लगातार लिखय लगलहुँ। पोथी निकालय कँ मोन भेल त' सभसँ पहिने अपनहि कँ फोन केलहुँ...कहलहुँ ऐहि पोथी पर भूमिका लिख दिय...ताहि लेल हम बेर बेर फोन कयने रहि. अपने हमरा टारति रहलहुँ... ओहि समयमे कने कचोट सेहो भेल हम अमित मिश्र कँ कहबो कयलियनि । ई बात सत्य छै जे ओहि समयमे हम आओर किनका कहियनि जे हमरा लिखि देता से नै जनैत रहियैक ।तखन अपनेसँ लिख' बैसलहुँ... एहि आलेखमे आहाँक कहब अछि...
रदीफ, काफिया, मकता, मतला, गजलक परिभाषा जे हम देने छियनि सेयह इहो देने अछि। कि कोनो चिजकें परिभाषा सेहो दु हेतैक? से कोना हेतैक! हम एतबे बूझलियैक। ओना हम आलेख गजलक व्याकरण लिखनहि नै छियैक ।अपन लेखकियमे दु टप्पी चर्च कयने छियकि परिभाषा कहने छियकि, अपने देखियैक परिभाषोक मिलान नै छैक, वाँकी परिभाषा क बाहेक जे लिखल छैक ओ त कतैसँ नहीए मिल रहल छैक। भने दुनू पोथीक पन्ना पोस्ट कयने छियनि अपने । हमरा लग जे छल से सभक सोझा रखि देलहुँ,

Like · Reply · 1 · March 22 at 7:55am

Deep Narayan Vidyarthi ओना "गजल...दुष्यंत के बाद" ( सम्पादन : दिक्षीत दनकौरी)क 1अथवा 2 मे हमरा गजलक ओहि तत्व सभक अंश भेटैऐ जे आदरणीय आशीष अनचिन्हारजी अपन पोथीमे गजलक जाहि सभ तत्वकें समेटने छथि,

Like · Reply · March 22 at 8:23am

Deep Narayan Vidyarthi हँ, हमर गजल आ गजलक कोनो शेर वा पाँती किनकोसँ मेल खाइत हो त' कृपया कहल जाउ...

Like · Reply · March 22 at 8:52am

Ashish Anchinhar Deep Narayan Vidyarthi यदि एखनो अहाँकें ई लागि रहल अछि जे अहाँ अनचिन्हार आखरसँ तथ्य नै चोरेलियै तँ फेर ओइ किताबक अंश तँ सभहँक सामने दियौ जाहिमेसँ अहाँ कि कियो सरल वार्णिक बहरक गजलमे प्रयोग केना हो से देल होइ। ओहो अंश दियौ जे मकताक परिभाषा बला छै। संपादक तँ पहिनेहें लीखि चुकल छथि जे "कियो कहि सकै छथि जे पराभाषिक शब्दावली एकै होइ छै.."

आब या तँ अहाँ सभहँक सामने ओ किताबक अंश दियौ जाहिमे सरल वार्णिक ओ मकताक ओहन परिभाषा हो, या तँ जेना वियोगी Yogendra Pathak Viyogi जी कहने छथि जँ अहाँकें लगैत हो जे अनेरे परेशान कएल जा रहल अछि तँ हमरा उपर मानहानिक केस करू या तँ फेर संपादककें लीखि गलती मानू। या तँ हमरो लोक सभ सलाह देने छथि, कापीराइटक केस लेल ..

हम जाहि ठामसँ संदर्भ लेने छियै तिनकासँ व्यक्तिगत अनुमति लऽ कऽ केने छियै तँइ हमर चिन्ता नै करू। जनता-

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

जनार्दनकेँ सूचित कएल जाइए जे ई हमरा कियो फोन नै केला। मानि लिय जँ फोन केबे केला आ हम भूमिका नै लिखलियै तकर ई मतलब नै जे संदर्भ नै देता। हमरा आब ऐ बातसँ मतलब नै अछि जे हमरासँ के गजल सिखला।

Like · Reply · March 22 at 10:25am · Edited

Ashish Anchinhar पंकज चौधरी, Vikash Jha, Bal Mukund Pathak Amit Mishraआदिक चुप्पीकेँ की बूझल जाए ?

Like · Reply · March 22 at 10:37am

Vikash Jha की विचार भैया, मौनः स्वीकृति लक्षणम बुझैत हमरो प' कॉपीराइटक केस करबै की ? हम अहाँकेँ पोथी पीडीएफ रूपेँ रखने छी मुदा दीपनारायण विद्यार्थीजीक पोथी हमरा लग उपलब्ध नहि अछि। एहन मे किछु कोना कहि सकैत छी ?

Unlike · Reply · 1 · March 22 at 10:46am · Edited

Ashish Anchinhar लिंक पर तँ सभ देले छैhttp://www.videha.co.in/aboutme.htm जा कऽ देखि लिय।

मौनः स्वीकृति लक्षणम पर कापीराइट तँ नै होइ छै मुदा संदेहक कोन अंत

'विदेह' प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका

(c).सर्वाधिकार लेखकाधीन आ जतए लेखकक नाम नहि अछि ततए संपादकाधीन।

VIDEHA.CO.IN

Like · Reply · Remove Preview · 1 · March 22 at 10:47am

Vikash Jha ठीक छै, साँझ मे पढ़लाक बाद कहैत छी !

Like · Reply · March 22 at 10:49am

Ashish Anchinhar

Like · Reply · 1 · March 22 at 10:49am

Ashish Anchinhar

Like · Reply · 1 · March 22 at 10:49am

Ashish Anchinhar

Like · Reply · March 22 at 10:54am

Ashish Anchinhar लिय दैए देलहुँ एहू ठाम।

Like · Reply · March 22 at 10:54am

Write a reply...

Deep Narayan Vidyarthi विकाशजी हमरा बाला पृष्टकेँ आशीष अनचिन्हारजी उपर देने छथि...देखल जाउ...

Like · Reply · March 22 at 11:37am

Ashish Anchinhar यदि एखनो अहाँकेँ ई लागि रहल अछि जे अहाँ अनचिन्हार आखरसँ तथ्य नै चोरेलियै तँ फेर ओइ किताबक अंश तँ सभहँक सामने दियौ जाहिमेसँ अहाँ कि कियो सरल वार्णिक बहरक गजलमे प्रयोग केना हो से देल होइ। ओहो अंश दियौ जे मकताक परिभाषा बला छै। संपादक तँ पहिनेहें लीखि चुकल छथि जे "कियो कहि सकै छथि जे पराभाषिक शब्दावली एकै होइ छै.."

आब या तँ अहाँ सभहँक सामने ओ किताबक अंश दियौ जाहिमे सरल वार्णिक ओ मकताक ओहन परिभाषा हो, या तँ जेना वियोगी Yogendra Pathak Viyogi जी कहने छथि जँ अहाँकेँ लगैत हो जे अनेरे परेशान कएल जा रहल अछि तँ हमरा उपर मानहानिक केस करू या तँ फेर संपादककेँ लीखि गलती मानू। या तँ हमरो लोक सभ सलाह देने छथि, कापीराइटक केस लेल ..

हम जाहि ठामसँ संदर्भ लेने छियै तिनकासँ व्यक्तिगत अनुमति लऽ कऽ केने छियै तँइ हमर चिन्ता नै करू। जनता-जनार्दनकेँ सूचित कएल जाइए जे ई हमरा कियो फोन नै केला। मानि लिय जँ फोन केबे केला आ हम भूमिका नै लिखलियै तकर ई मतलब नै जे संदर्भ नै देता। हमरा आब ऐ बातसँ मतलब नै अछि जे हमरासँ के गजल सिखला।

Like · Reply · 1 · March 22 at 12:04pm

Write a reply...

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

Ashish Anchinhar जँ Deep Narayan Vidyarthi अनचिन्हार आखरसँ साहित्यिक चोरी नै केने छथि तँ एखन धरि ओ सबूत किएक नै दऽ रहल छथि जे हम अनचिन्हार आखरसँ नै ऐठामसँ गजलमे सरल वार्णिक बहरक प्रयोग सिखलहुँ। संगे-संग मकताक परिभाषाक लाइन छै तकरो ओ सबूत देथि जे ओ कहाँसँ लेलथि।

जँ Deep Narayan Vidyarthi सही रहतथि तँ एतेक देरमे ओ सभहँक सामने सबूत दऽ देने रहितथि। स्वाभाविक छै जे सबूत हुनका लग नै छनि कारण कोनो भारतीय भाषामे पहिल बेर सरल वार्णिक बहरक प्रयोग अनचिन्हार आखरपर 2009मे गजेन्द्र ठाकुर केला जकरा पूरा रेफरेन्स सहित हम अपन किताबो धरिमे देलियै। मकताक ओ परिभाषा जे हम अपन ब्लाग ओ पोथीमे देने छियै आ जकरा चोरी केने छथि ओ परिभाषा वएह रूपमे कोनो भारतीय भाषा केर गजलक किताबमे नै छै। जँ छै तँ Deep Narayan Vidyarthi एतेक देरी किए कऽ रहल छथि?

प्रकाशक Dilip Jha केँ सूचना देबऽ चाहबन्हि हम जे एहन प्रकरणमे प्रकाशको केर भूमिकापर प्रश्नचिन्ह लागै छै आ बड़का-बड़का प्रकाशककेँ खेद सहित किताब वापस लेबऽ पड़ल छै।

Like · Reply · 1 · March 23 at 10:17am

Amit Mishra सर ई विवादकेँ बन्द करू ।पुरा मिथिला जानैत अछि जे मैथिलीमे पसरल गजलक क्रेडिट केवल अहाँ आ विदेहकेँ जाइए ।हम सब जे किछु जानैत छी से सब ड्यू टू अन्चिन्हार आखर ।ई बात विद्यार्थी जी सेहो स्वीकार केने छथि ।रहल बात परिभाषाक त' गुरू जे सिखेलनि से चेला लिगलनि ।ओनाहितो जहिया दीप बाबूक पोथी छपल तहिया धरि अन्चिन्हार आखर आ गजलक परिभाषा जगजगार भ' गेल छल ।ओनाहितो गजलक पारिभाषिक शब्द प्राचीनसँ कहल जाइत रहल अछि ।हमरा नजरिमे दुर्गा सप्तशती बला उदाहरण अछि दुनूमे ।बस्स ।हम एतबे कहब जे मामलाकेँ बेसी नै घीचू ।ओहो त अहींक शिष्य छथि गजलमे ने

Unlike · Reply · 2 · March 23 at 12:45pm · Edited

Ashish Anchinhar देखियौ आब शिष्य आ गुरू केर बाते नै छै। बात छै साहित्यिक चोरी केर। Deep Narayan Vidyarthi एखनो ई स्वीकार नै कऽ रहल छथि जे अपन लेख लेल सामग्री अनचिन्हार आखरसँ लेला। ई मानि लेबा बला बात तँ वियोगीजीYogendra Pathak Viyogi पहिने कहने छलखिन मुदा जखन Deep Narayan Vidyarthi स्वीकार नै कऽ रहल छथि तखन उपाय तँ वएह जे अंतमे वियोगी जी आ आनो लोक सभ देने छथि हमरा।

जँ दुर्गा सप्तशती बला उदाहरण अछि दुनूमे तखन ईहो फरिझौट हेबाक चाही ने जे सरल वार्णिक बहर ओ कहाँसँ लेला, मकताक जे परिभाषा छै से कहाँसँ ?

Like · Reply · 1 · March 23 at 12:09pm

Write a reply...

Jagdanand Jha हम कहब जे दिप नारायण विद्यार्थीकें सार्वजनिक रूपसँ एहि गप्पकें मानि कए, एहि विवादकें एहिठाम विराम देल जेए ।

Unlike · Reply · 2 · March 23 at 8:52pm

Jagdanand Jha विद्यार्थीजी, एक लानि ई लिख देने वा मानि लेने - "आभार अनचिन्हार आखर"
अपन मान तँ नहि घटत ।
गजल वा गजलक शेर सोलहो आना अपनेक अछि मुदा व्याकरणस जुरल आलेख?
आ जखन अपने उपर, मानै छी गजल सिखैमे आशीषजीक योगदान तहन हुनक सामने समर्पन किएक नहि ।

Unlike · Reply · 2 · March 23 at 9:10pm

Manoj Karn मनु जी, मैथिली मे आइ धरि कियो चोरि नै गछलनि.जहन गुरू चोरि करए आ करबए तहन विद्यार्थी जी अपन साख( जे बनबे नै केलनि) कोना खराब करताह.
संगे एकर प्रकाशक सेहो अपन गलती स्वीकार क' एहि पोथी आ रचनाकार पर प्रतिबन्ध लगा अपन साख बचा सकै छथि.मुदा अखन धरिक चुप्पी सँ ओहो ऐचोरि मे समिलात बुझल जेताह. मुन्ना जी

Unlike · Reply · 2 · March 23 at 9:32pm

Ashish Anchinhar एखन धरि ने Deep Narayan Vidyarthi दिससँ कोनो संतोषजनक उत्तर आएल अछि आ ने प्रकाशक Dilip Jha दिससँ। तकरा देखैत आब हम दोसर दिशामे जाएब। ऐ कमेंट केर दस दिनक भीतर जँ लेखक Deep Narayan Vidyarthi संतोषजनक उत्तर नै देताह तखन हम कानूनी कारवाइ लेल स्वतंत्र रहब आ एक पूरा उतरदायित्व लेखक Deep Narayan Vidyarthi केर रहतनि। संगे-संग प्रकाशक Dilip Jha केर भूमिकापर सेहो जतेक कारवाइ कएल जा सकैए कएल जाएत।

संगे-संग विदेहक नव अंक अबिते ऐ चोरी प्रकरणक लिंक स्थायी भऽ जाएत आ ओही लिंकक रेफरेन्स दैत साहित्य अकादेमीकें सेहो सूचना देल जाएत संगहि-संग आन संस्था सभकें सेहो सूचना देल जाएत जे Deep Narayan Vidyarthi साहित्यिक चोर छथि आ हुनका कोनो कार्यक्रममे नै बजाएल जेबाक चाही।

जेहन हाल पंकज पराशरकें भेलै निश्चित तौरपर दीपो नारायणक तेहने हाल हेतै। हम ऐ कमेंटक माध्यमसँ दिल्लीक दूटा संस्थाक अध्यक्ष-सदस्य Sanjay Jha आ संजीव सिन्हासँ आग्रह करबनि जे ओ अपन भविष्य सभहँक कार्यक्रममे Deep Narayan Vidyarthi कें नै बजाबथि।..

Like · Reply · 3 · March 26 at 11:45am

Kavi Ekant Rajiv Jha Ehi karan Facebook par hathat kono rachna post nai karait rahait chhi

Unlike · Reply · 2 · March 26 at 11:47am

Manoj Karn स्वरचित रचना मे ड'र केहेन ?

Unlike · Reply · 1 · March 26 at 2:38pm

Manoj Karn किए यौ, अहूँ दोसराक लिखल अपना नाम केलहूँ की ? हा....हा....हा....!

Like · Reply · March 26 at 10:17pm

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA




**प्रबोध साहित्य सम्मान:**श्री केदार नाथ चौधरीकेँ प्रबोध साहित्य सम्मान देल गेलन्हि। बधाइ। हुनकर चारू पोथीक लिंक नीचां देल जा रहल अछि।

चमेलीरानी CHAMELIRANI_MAITHILI.pdf
माहुर Mahur_KedarnathChaudhary.pdf

करार Karar_Kedarnath_Chaudhary.pdf

अबारा नहितन

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**विदेहक २०० म अंक:** १५ अप्रैल २०१६ कैं विदेहक २०० म अंक ई-प्रकाशित हएत। ऐ मे विदेह सम्मान/ समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मानसँ सम्मानित लेखक आ हुनकर कृतिपर समीक्षा/ निबन्ध प्रकाशित हएत। अहाँसँ रचना सादर आमंत्रित अछि।

**विदेह सम्मान**

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान**

**१.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११**
२०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)
२०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

**२.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२**

२०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**गामक जिनगी**, कथा संग्रह)
२०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)
२०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (**कलह**, नाटक)
२०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (**पद्मानदीक माझी**, बांग्ला- मानिक बंद्योपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

**विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**
*1.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार 2012*
2012 श्री राजनन्दन लाल दास (समग्र योगदान लेल)
***2.विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)***
२०१२ बाल साहित्य पुरस्कार - श्री जगदीश प्रसाद मण्डल कैं "**तरेगन**" बाल प्रेरक विहनि कथा संग्रह
२०१२ मूल पुरस्कार - श्री राजदेव मण्डलकेँ "**अम्बरा**" (कविता संग्रह) लेल।
2012 युवा पुरस्कार- श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक "**अर्चिस**" (कविता संग्रह)
2013 अनुवाद पुरस्कार- श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर)

**विदेह भाषा सम्मान २०१३-१४ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**
२०१३ बाल साहित्य पुरस्कार – श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरी- "**देवीजी**" (बाल निबन्ध संग्रह) लेल।
२०१३ मूल पुरस्कार - श्री बेचन ठाकुरकेँ "**बेटीक अपमान आ छीनरदेवी**" (नाटक संग्रह) लेल।
२०१३ युवा पुरस्कार- श्री उमेश मण्डलकेँ "**निश्तुकी**" (कविता संग्रह)लेल।
२०१४ अनुवाद पुरस्कार- श्री विनीत उत्पलकेँ "**मोहनदास**" (हिन्दी उपन्यास श्री उदय प्रकाश)क मैथिली अनुवाद लेल।

**विदेह भाषा सम्मान २०१४-२०१५ (समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान)**
२०१४ मूल पुरस्कार- श्री नन्द विलास राय (**सखारी पेटार**ी- लघु कथा संग्रह)
२०१४ बाल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**नै धारैए**- बाल उपन्यास)
२०१४ युवा पुरस्कार - श्री आशीष अनचिन्हार (**अनचिन्हार आखर**- गजल संग्रह)
२०१५ अनुवाद पुरस्कार - श्री शम्भु कुमार सिंह ( **पाखलो** - तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१२**

**अभिनय- मुख्य अभिनय ,**

सुश्री शिल्पी कुमारी, उम्र- 17 पिता श्री लक्ष्मण झा

श्री शोभा कान्त महतो, उम्र- 15 पिता- श्री रामअवतार महतो,

**हास्य-अभिनय**

सुश्री प्रियंका कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री वैद्यनाथ साह

श्री दुर्गानंद ठाकुर, उम्र- 23, पिता- स्व. भरत ठाकुर

**नृत्य**

सुश्री सुलेखा कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री हरेराम यादव

श्री अमीत रंजन, उम्र- 18, पिता- नागेश्वर कामत

**चित्रकला**
श्री पनकलाल मण्डल, उमेर- ३५, पिता- स्व. सुन्दर मण्डल, गाम छजना
श्री रमेश कुमार भारती, उम्र- 23, पिता- श्री मोती मण्डल

**संगीत (हारमोनियम)**

श्री परमानन्द ठाकुर, उम्र- 30, पिता- श्री नथुनी ठाकुर

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**संगीत (ढोलक)**

श्री बुलन राउत, उम्र- 45, पिता- स्व. चिल्टू राउत

**संगीत (रसनचौकी)**

श्री बहादुर राम, उम्र- 55, पिता- स्व. सरजुग राम

**शिल्पी-वस्तुकला**

श्री जगदीश मल्लिक,५० गाम- चनौरागंज

**मूर्ति-मृत्तिका कला**

श्री यदुनंदन पंडित, उम्र- 45, पिता- अशर्फी पंडित

**काष्ठ-कला**

श्री झमेली मुखिया,पिता स्व. मूंगालाल मुखिया, ५५, गाम- छजना

**किसानी-आत्मनिर्भर संस्कृति**

श्री लछमी दास, उमेर- ५०, पिता स्व. श्री फणी दास, गाम वेरमा

**विदेह मैथिली पत्रकारिता सम्मान**
-२०१२ श्री नवेन्दु कुमार झा
**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१३**
**मुख्य अभिनय-**
(1) **सुश्री आशा कुमारी सुपुत्री श्री रामावतार यादव, उमेर- १८,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **मो. समसाद आलम सुपुत्र मो. ईषा आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
(3) **सुश्री अपर्णा कुमारी** सुपुत्री श्री मनोज कुमार साहु, जन्म तिथि- १८-२-१९९८, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**हास्य–अभिनय-**
(1) **श्री ब्रह्मदवे पासवान उर्फ रामजानी पासवान** सुपुत्र- स्व. लक्ष्मी पासवान, पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **टाॅसिफ आलम सुपुत्र मो. मुस्ताक आलम**, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)
**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (मांगनि खबास समग्र योगदान सम्मान)**
**शास्त्रीय संगीत सह तानपुरा :**
**श्री रामवृक्ष सिंह सुपुत्र श्री अनिरूद्ध सिंह**, उमेर- ५६, गाम- फुलवरिया, पोस्ट- बाबूबरही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**मांगनि खबास सम्मान: मिथिला लोक संस्कृति संरक्षण:**
**श्री राम लखन साहु** पे. स्व. खुशीलाल साहु, उमेर- ६५, पता, गाम- पकड़िया, पोस्ट- रतनसारा, अनुमंडल- फुलपरास (मधुबनी)
**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (समग्र योगदान सम्मान):**
**नृत्य -**
(1) **श्री हरि नारायण मण्डल** सुपुत्र- स्व. नन्दी मण्डल, उमेर- ५८, पता- गाम+पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **सुश्री संगीता कुमारी सुपुत्री श्री रामदेव पासवान, उमेर- १६**, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)
**चित्रकला-**
(1) **जय प्रकाश मण्डल** सुपुत्र- श्री कुशेश्वर मण्डल, उमेर- ३५, पता- गाम- सनपतहा, पोस्ट– बौरहा, भाया- सरायगढ़, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री चन्दन कुमार मण्डल** सुपुत्र श्री भोला मण्डल, पता- गाम- खड़गपुर, पोस्ट- बेलही, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार) संप्रति, छात्र स्नातक अंतिम वर्ष, कला एवं शिल्प महाविद्यालय- पटना।
**हरिमुनियाँ / हारमोनियम**
(1) **श्री महादेव साह सुपुत्र रामदेव साह, उमेर- ५८**, गाम- बेलहा, वार्ड- नं. ०९, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री जागेश्वर प्रसाद राउत** सुपुत्र स्व. रामस्वरूप राउत, उमेर ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**ढोलक/ ठेकैता/ ढोलकिया**
(1) **श्री अनुप सदाय** सुपुत्र स्व.   , पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री कल्लर राम** सुपुत्र स्व. खट्टर राम, उमेर- ५०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**रसनचौकी वादक-**

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

(1) **वासुदेव राम** सुपुत्र स्व. अनुप राम, गाम+पोस्ट- िनर्मली, वार्ड न. ०७ ,जिला- सुपौल (बिहार)

**शिल्पी-वस्तुकला-**

(1) **श्री बौकू मल्लिक** सुपुत्र दरबारी मल्लिक, उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री राम विलास धरिकार** सुपुत्र स्व. ठोढ़ाइ धरिकार, उमेर- ४०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**मूर्तिकला-मृर्तिकार कला-**
(1) **घूरन पंडित सुपुत्र-** श्री मोलहू पंडित, पता- गाम+पोस्ट– बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री प्रभु पंडित सुपुत्र स्व.** , पता- गाम+पोस्ट- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**काष्ठ-कला-**
(1) **श्री जगदेव साहु** सुपुत्र शनीचर साहु, उमेर- ३६, गाम- िनर्मली-पुरर्वास, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री योगेन्द्र ठाकुर सुपुत्र स्व. बुद्धू ठाकुर उमेर-** ४५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**किसानी- आत्मनिर्भर संस्कृति-**
(1) **श्री राम अवतार** राउत सुपुत्र स्व. सुबध राउत, उमेर- ६६, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
(2) **श्री रौशन यादव** सुपुत्र स्व. कपिलेश्वर यादव, उमेर- ३५, गाम+पोस्ट– बनगामा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
**अल्हा/महराइ-**
(1) **मो. जीबछ** सुपुत्र मो. बिलट मरहूम, उमेर- ६५, पता- गाम- बसहा, पोस्ट- बड़हारा, भाया- अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०१
**जोगिरा-**

**श्री बच्चन मण्डल** सुपुत्र स्व. सीताराम मण्डल, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री रामदेव ठाकुर सुपुत्र स्व. जागेश्वर ठाकुर, उमेर-** ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार आ खजरी/ खौजरी वादक-**
(1) श्री सुकदेव साफी
सुपुत्र श्री ,
पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
**पराती (प्रभाती) गौनिहार** - (अगहनसँ माघ-फागुन तक गाओल जाइत)

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

(1) **सुकदेव साफी** सुपुत्र स्व. बाबूनाथ साफी, उमेर- ७५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **लेल्हु दास** सुपुत्र स्व. सनक मण्डल पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**झरनी-**
(1) **मो. गुल हसन** सुपुत्र अब्दुल रसीद मरहूम, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
(2) **मो. रहमान साहब** सुपुत्र...., उमेर- ५८, गाम- नरहिया, भाया- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)
**नाल वादक-**
(1) **श्री जगत नारायण मण्डल** सुपुत्र स्व. खुशीलाल मण्डल, उमेर- ४०, गाम+पोस्ट- ककरडोभ, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री देव नारायण यादव** सुपुत्र श्री कुशुमलाल यादव, पता- गाम- बनरझुला, पोस्ट- अमही, थाना- घोघड़डीहा, जिला- मधुबनी (बिहार)
**गीतहारि/ लोक गीत-**
(1) **श्रीमती फुदनी देवी** पत्नी श्री रामफल मण्डल, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
(2) **सुश्री सुविता कुमारी** सुपुत्री श्री गंगाराम मण्डल, उमेर- १८, पता- गाम- मछधी, पोस्ट- बलियारि, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)
**खुरदक वादक-**
(1) **श्री सीताराम राम** सुपुत्र स्व. जंगल राम, उमेर- ६२, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री लक्ष्मी राम** सुपुत्र स्व. पंचू मोची, उमेर- ७०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**कॉंरनेट-**
(1) **श्री चन्दर राम** सुपुत्र- स्व. जीतन राम, उमेर- ५०, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **मो. सुभान**, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**बेन्जू वादक-**

(1) **श्री राज कुमार महतो** सुपुत्र स्व. लक्ष्मी महतो, उमेर- ४५, गाम- िनर्मली वार्ड नं. ०४, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री घुरन राम**, उमेर- ४३, गाम+पोस्ट- बनगामा, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**भगैत गवैया-**

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

(1) **श्री जीबछ यादव** सुपुत्र स्व. रूपालाल यादव, उमेर- ८०, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्री शम्भु मण्डल** सुपुत्र स्व. लखन मण्डल, पता- गाम- बढियाघाट-रसुआर, पोस्ट– मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
**खिस्सकर- (खिस्सा कहैबला)-**

(1) **श्री छुतहरू यादव उर्फ राजकुमार,** सुपुत्र श्री राम खेलावन यादव, गाम- घोघरडिहा, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल, पिन- ८४७४५२
(2) **बैजनाथ मुखिया उर्फ टहल मुखिया-**
(2)सुपुत्र स्व. ढोंगाइ मुखिया,
पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**मिथिला चित्रकला-**
(1) **सुश्री मिथिलेश कुमारी** सुपुत्री श्री रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' पता- गाम- रसुआर, पोस्ट-– मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
(2) **श्रीमती वीणा देवी पत्नी श्री दिलिप झा, उमेर- ३५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**खजरी/ खौजरी वादक-**
(2) **श्री किशोरी दास** सुपुत्र स्व. नेबैत मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट-– मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
**तबला-**

**श्री उपेन्द्र चौधरी** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री देवनाथ यादव** सुपुत्र स्व. सर्वजीत यादव, उमेर- ५०, गाम- झाँझपट्टी, पोस्ट- पीपराही, भाया- लदनियाँ, जिला- मधुबनी (बिहार)

**सारंगी- (घुना-मुना)**
(1) श्री पंची ठाकुर, गाम- पिपराही।
**झालि- (झलिबाह)**
(1) **श्री कुन्दन कुमार कर्ण** सुपुत्र श्री इन्द्र कुमार कर्ण पता- गाम- रेबाड़ी, पोस्ट- चौरामहरैल, थाना- झंझारपुर, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०४
(2) **श्री राम खेलावन राउत** सुपुत्र स्व. कैलू राउत, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**बौसरी (बौसरी वादक)**

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**श्री रामचन्द्र प्रसाद मण्डल** सुपुत्र श्री झोटन मण्डल, उमेर- ३०, बौसरी/बौसली/बासुरी बजबै छथि।
पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)
**श्री विभूति झा** सुपुत्र स्व. कनटीर झा, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- कछुबी, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**लोक गाथा गायक**

**श्री रविन्द्र यादव** सुपुत्र सीताराम यादव, पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
**श्री पिचकुन सदाय** सुपुत्र स्व. मेथर सदाय, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**मजिरा वादक (छोकटा झालि...)**

**श्री रामपति मण्डल** सुपुत्र स्व. अर्जुन मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- िनर्मली, िजला- सुपौल (बिहार)

**मृदंग वादक-**

(1) **श्री कपिलेश्वर दास सुपुत्र स्व. सुन्नर दास**, उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)
(2) **श्री खखर सदाय** सुपुत्र स्व. बंठा सदाय, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**तानपुरा सह भाव संगीत**

(1) **श्री रामविलास यादव** सुपुत्र स्व. दुखरन यादव, उमेर- ४८, गाम- सिमरा, पोस्ट- सांगि, भाया- घोघड़डीहा, थाना- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)

**तरसा/ तासा-**

**श्री जोगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**श्री राजेन्द्र राम** सुपुत्र कालेश्वर राम, उमेर- ५८, गाम- मझौरा, पास्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक-**

**श्री सैनी राम** सुपुत्र स्व. ललित राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री जनक मण्डल** सुपुत्र स्व. उचित मण्डल, उमेर- ६०, रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक, १९७५ ई.सँ रमझालि बजबै छथि। पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- िनर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**गुमगुमियाँ/ ग्रुम बाजा**

**श्री परमेश्वर मण्डल** सुपुत्र स्व. बिहारी मण्डल उमेर- ४१, १९८० ई.सँ गुमगुिमयाँ बजबै छथि।
**श्री जुगाय साफी** सुपुत्र स्व. श्री श्रीचन्द्र साफी, उमेर- ७५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंका/ ढोल वादक**

**श्री बदरी राम**, उमेर- ५५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- िनर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)
**श्री योगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंफा** (होलीमे बजाओल जाइत...)

**श्री जग्रनाथ चौधरी उर्फ धियानी दास** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)
**श्री महेन्द्र पोद्दार**, उमेर- ६५, पता-गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)
**नङेरा/ डिगरी-**
**श्री राम प्रसाद राम सुपुत्र स्व. सरयुग मोची, उमेर- ५२**, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**विदेहक किछु विशेषांक:-**

**१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८**

Videha_15_06_2008.pdf     Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf     12.pdf

